तेँ आब बेसी नहि घुमि सकैत छलहुँ। तथापि घुरतीमे वशिष्ठ मंदिर गेलहुँ । बीचमे बालाजी मंदिर सेहो आएल। मुदा हमसभ एहिठाम नहि रुकलहुँ। कहल जाइत अछि जे वशिष्ठ मंदिरक स्थापना वशिष्ठ मुनि केने छलाह। एहिठाम हुनकर आश्रम छलनि। एहिठाम कैकटा जलधारा बहैत अछि जे आगू जा कए वशिष्ठ नदी आ वाहिनी नदीक रुपमे सहर दिस बढ़ि जाइत अछि। हमसभ एहिठाम दर्शन केलहुँ, थोड़े काल सुस्तेलहुँ आ वापस अपन डेरा दिस बिदा भए गेलहुँ।

मंदिरसभमे अबैत-जाइत काल गुवाहाटी सहरक विभिन्न स्थानसभ सेहो देखैत गेलहुँ। पुरान आकार-प्रकारक एहि सहरक लोकसभ अपने ओहिठाम जकाँ लगैत छल। आसामी भाषाकक प्रति बेस अनुराग ओहिठामक लोकसभमे देखाएल। हिन्दी अखबार तकलोपर नहि भेटल। सभठाम नामपट्टपर असमिआ भाषामे विवरण लिखल छल। स्थानीय लोकसभ आसामी भाषामे गप्प केलासँ बेसी सहज देखाइत छल। की मधुबनी,दरभंगामे मैथिलीक वर्चस्व एहिना देखाइत अछि?उत्तर हमसभ जनैत छी।

शिलांग चेरापुंजीक यात्रा

पछिला दू दिनसँ ओ टैक्सीबला हमरा संगे काज कए रहल छल। कुलमिला कए हमरा ओ ठीक आदमी बुझाएल । ओकर कार छोट जरूर छलैक,मुदा ओ ठीक हालतिमे रहैक आ ओ चलबितो नीक रहए। पहाड़पर छोट वाहन बेसी बढ़िआँ होइत छैक। से सभ सोचि कए हम टैक्सीबलासँ शिलांग आ चेरापुंजी जेबाक बारेमे ओकर मंतव्य पुछलिऐक। ओ तँ जेना बाटे ताकि रहल छल।

“किएक ने जाएब।“- ओ छुटले बाजल।

“कतेक खर्चा हेतैक?”

“यदि भोरे पाँच बजे बिदा होइ तँ ओहीदिन राति धरि हमसभ गुवाहाटी लौटि सकैत छी। कतहु रहबाक प्रयोजन नहि होएत। यदि से करी तँ

छओ हजार लागत।"

"हमसभ बूढ़ थिकहुँ। एक्के दिनमे चेरापुंजी गेनाइ ,भरिदिन ओतए घुमनाइ ,फेर रातिएमे गुवाहाटी लौटि गेनाइ संभव नहि अछि। मोन खराप भए जाएत तखन? फेर हमरासभकेँ शिलांगमे रहबाक ओरिआन अछि। ओहिठाम रूकि गेलासँ सुस्ता लेब,शिलांग से घुमि लेब। दोसर दिन साँझ धरि गुवाहाटी लौटि जाएब।"

"तखन दू हजार आर लागत,माने दुनू दिनका भाड़ा आठ हजार।"

"कोनो हरजा नहि।"

तकर बादो ओ हमरासभकेँ मनेबाक प्रयास करैत रहल जे हमसभ एक्केदिनमे वापस भए जाइ। कहैत रहल-"शिलांगमे बहुत दिक्कति छैक,ओहिठामक पुलिस बहुत खच्चर होइत छैक। लोकोसभ कोना दनि,लगबे नहि करत जे अपने देश मे छी। हमरा तँ ओ जगह एकदम नीक नहि लगैत अछि। ओहिठाम खेबाक से बहुत दिक्कति छैक।"

जखन ओ अपने बात दोहरबैत रहल तँ हमसभ कहलिऐक-

"कोनो बात नहि। जखन तोरा नहि जेबाक मोन छह तँ हमसभ दोसर टैक्सी कए लेब।"

बात गड़बड़ाइत देखि ओ तुरंत तैयार भए गेल। मुदा पाँचसए रात्रि शुल्क अतिरिक्त लेत। हमसभ सेहो मानि गेलिऐक। तकर कारण ई जे ओ हमरा लोक ठीक बुझाएल। जाइत-जाइत ओ कहलक-

"हम भोरे पाँच बजे आबि जाएब। अहाँसभ तैयार रहब।"

"ठीक छैक।"

ओ चलि गेल। हमहूँसभ अपन डेरा वापस आबि गेलहुँ। मुदा डेरापर लौटलाक बाद हमर श्रीमतीजीक मोन बहुत खराप भए गेलनि। माथ दर्द,आर किछु,किछु समस्यासभ भए गेलनि। दबाइ केलथि आ सूति रहलथि। मुदा हम चिंतामे पड़ि गेलहुँ।

"एहन हालतिमे एतेक दूर कोना जा सकब?यदि मोन बेसी खराप

भए गेलनि तखन?”

हम टैक्सीबलाकेँ फोन कए सभबात कहलिऐक। ईहो कहलिऐक जे काल्हि भोरे अपन घरसँ बिदा होमएसँ पूर्व एकबेर हमरा फोन कए लेत।

भोरे चारिबजे हम उठि गेलहुँ। हमर श्रीमतीजे सेहो जगले रहथि। स्वास्थ्यक बारेमे पुछलिअनि। कहलथि-“आब हम ठीक छी,चलि सकैत छी।”हुनकर बात सुनि मोनमे बहुत उसास भेल। हम तुरंत टैक्सीबलाकेँ फोन केलिऐक-“समयपर आबि जइअह।”

“ठीक छैक।”

हमसभ पाँच बजे भोरे तैयार भए गेल रही। एहि समयमे ओतए चाह भेटबाक कोनो जोगार नहि छल। अस्तु,हमसभ डेरासँ निकलि गेलहुँ। बाहर टैक्सीबला प्रतीक्षा कए रहल छल। हमसभ टैक्सीमे बैसलहुँ आ शिलांग होइत चेरापुंजीक यात्रापर आगू बढ़ि गेलहुँ। सौंसे सहर शांत छल। जेना सभ सुतले होअए। ई तँ  बुझाइए गेल छल जे भोरुका पहरमे एहिठाम देरीसँ कारबार शुरू होइत अछि। तेँ आब ओही हिसाबसँ कार्यक्रम बनाबी। थोड़बे कालक बाद हमसभ मेघालयक सीमा लग आबि गेल रही। सड़कक एक दिस आसाम आ दोसर दिस मेघालय। मेघालय मूलतः पहाड़ीपर बसल अछि। एहिठाम क्रिश्चन जनसंख्या बेसी अछि। तेँ सौंसे चर्च देखाएल। एकाधटा मस्जिद सेहो देखाएल,मुदा मंदिर एकटा नहि देखाएल। यदि कतहु रहबो कएल होएत तँ हमर सभक यात्रामार्गमे तँ नहिए छल। जेना-जेना हमसभ आगू बढ़ैत गेलहुँ तेना-तेना जंगल-पहाड़सभ देखा रहल छल। चारूकात हरिअर कंचन दृश्य लगैत छल। मौसम से बहुत नीक छल। क्रमशः बेसी ठंढ बुझा रहल छल। टैक्सीबला तेजीसँ अपन वाहन चला रहल छल। ओ हमरासभकेँ रस्तामे प्रमुख स्थानसभक बारेमे बतबैत जा रहल छल। लगभग साढ़े सात बजे भोरे हमसभ शिलांग स्थित आयकर विभागक अतिथिगृह पहुँचि गेल रही। ओहिठाम पहिने फोन कए देने रहिऐक। जाइते देरी चाह बनि गेल। हमसभ चाह पीलहुँ। थोड़े

काल सुस्तेलहुँ आ चेरापुंजीक लेल बिदा भए गेलहुँ।

शिलांगसँ चेरापुंजीक सड़कमार्गसँ ५७ किलोमीटर फटकी अछि। ई यात्रा अत्यंत मनोरम अछि। सड़कक दुनूकात अद्भुत प्राकृतिक सौंदर्यसँ भरल अछि। थोड़े-थोड़े फटकी जलप्रपातसभ देखाइत अछि। असलमे गुवाहाटीसँ शिलांगक यात्रा अद्भुत प्राकृतिक दृश्य सभसँ भरल अछि। एक सँ एक दृश्य सामने अबैत रहल,ओकरा हमसभ देखैत रहलहुँ,किछुकेँ अपन मोबाइल कैमरामे सुरक्षित रखैत गेलहुँ। ओहि मनोरम दृश्यसभमे किछुक वारेमे एतहु चर्च करैत छी।

शिलांग सहरसँ लगभग दसमिनटक बाद जमीनक सतहसँ १९६६ मीटर ऊँचपर अवस्थित अछि शिलांग पिक भ्यु प्वाइंट । ई स्थान बेसीकाल मेघसँ आच्छादित रहैत अछि। ओना मेघ तँ सामान्यतः एहि इलाकामे रहिते अछि। तैँ तँ एहि प्रान्तक नाम मेघालय राखल गेल अछि। एहिठामसँ शिलांग सहरकेँ संपूर्णतासँ देखल जा सकैत अछि। एहिठामसँ बंगलादेशक सीमा सेहो देखल जा सकैत अछि।

नोहशंगथियांग जलप्रपात मेघालयक पूर्वी खासी पहाड़ी जिलाक मावसई गाममे अवस्थित अछि, तैँ एकरा मावसई जलप्रपात सेहो कहल जाइत अछि। नोहशंगथियांग जलप्रपातक पानि लगभग १०३३ फीटक ऊंचाईसँ खसैत अछि जे सात भागमे विभाजित भए जाइत अछि। अस्तु,एहि जलप्रपातकेँ सेवन सिस्टर फॉल्स सेहो कहल जाइत अछि।

सोहरा सर्किटक शुरुएमे चेरापूंजी सहर सँ करीब १५ किलोमीटर दूर अवस्थित मॉकडोक डिम्पेप वैली व्यू सड़कसँ कनीके फटकी घाटीक मनोरम दृश्य देखाइत अछि । मॉकडोक डिम्पेप वैली व्यू चेरापूंजी के मौसिनराम जिलामे स्थित अछि। हमसभ एहिठाम थोड़े काल रुकलहुँ। सड़कक कातमे मकइक भुट्टा बिका रहल छल। भूख लगले रहए। हमदुनू बेकती दूटा मकइक भुट्टा कीनलहुँ। बड़ीकाल धरि ओकरा खाइत रहलहुँ आ ओहिठामक अद्भुत सेहो दृश्यो देखैत रहलहुँ।

किनरेम जलप्रपात मेघालयक पूर्वी खासी हिल्स जिलेमे चेरापूंजीसँ बारह किलोमीटर फटकी अवस्थित एकटा आश्चर्यजनक जलप्रपात थिक। ई मेघालयक पूर्वी खासी हिल्स जिलामे चेरापूंजीक लोकप्रिय आकर्षण थांगखरंग पार्कक नामसँ प्रसिद्ध सुंदर पार्कक भीतर स्थित अछि। एकर ऊंचाई १००१ फीट अछि। ई भारतक सातम सभसँ ऊंच जलप्रपात थिक। किनरेम जलप्रपात तीन स्तरीय जलप्रपात छैक। ई जलप्रपात दू अलग-अलग धारामे पसरल छैक जे नीचाँ खसैत काल एक-दोसरमे मिलि कए आर तेजीसँ आगू बढ़ि जाइत अछि।

एकबजे धरि हमसभ चेरापुंजीक आसपासक महत्वपूर्ण स्थानसभ घुमैत रहलहुँ। टैक्सीबला बेर-बेर बंगलादेशक क्षेत्रकेँ देखेबाक प्रयास करैत-

“ओएह देखू। बंगला देशमे लाइट जरि रहल अछि। आइ ओकरसभक पावनि छैक। तेँ उत्सव कए रहल होएत।”

आबसभकेँ बहुत भूख लागि गेल रहैक। टैक्सीबला हमरासभकेँ पूर्ण शाकाहारी भोजनालय आरेंज रूट्स लए गेल। ओहिठाम बहुत भीड़ छल,मुदा व्यवस्थो गजब छल। लगबे नहि करैक  जे एतेक लोक एक्केठाम भोजन कए रहल अछि। सभसँ पहिने पसिंदक भोजनक पुरजी कटाबक छल। हम ओहि खिड़की लग गेलहुँ। पुरजी काटएसँ पहिने ओ महिला पुछलक-“आधा घंटा प्रतीक्षा करए पड़त।”

“कोनो बात नहि।”

“हम ओकरा अपन पसिंद बतलिऐक,लोकक संख्या कहलिऐक,आ ओ तकर मूल्य बता देलक। हम तुरंत आनलाइन भुगतान कए देलिऐक। ओ हमरा पुरजी दए देलक। तकर बाद ओहि पुरजीकेँ एकटा महिलाकेँ दखए देलिऐक। ओ हमर नाम लिखि लेलक  आ कहलक-

“अहाँसभ बैसि जाउ। हम आधाघंटामे बजा लेब।

ठीक आधाघंटाक बाद ओ महिला हमर नाम लेलक। हमसभ तुरंत

ओकरा लग पहुँचैत छी। ओ हमरासभकेँ बैसबाक स्थान दिस इसारा करैत अछि। हमसभ अपन सीटपर जा कए बैसि गेलहुँ। तकर बाद तँ एक सँ एक महिला बारिकसभ घुमए लागल। तरह-तरहक भोजनक सामग्री प्लेटमे देने जाए। जे खाइ,जतेक खाइ। सभ बारिक महिले छलि आ से अभूतपूर्व व्यवस्थाक संग भोजन करा रहल छलीह। हमसभ भरिपेट भोजन केलहुँ आ बहुत आश्वस्त भाओसँ ओहिठामसँ बिदा भेलहुँ। ओतहिसँ रामकृष्ण आश्रमक भवन सेहो देखा रहल छल। मुदा हमसभ ओतए जा नहि सकलहुँ। आब वापस शिलांग बिदा हेबाक छल। हमसभ टैक्सीपर बैसलहुँ। टैक्सीबला सेहो भोजन कए चुकल छल। जल्दीए टैक्सी तेजीसँ वापसी यात्रा शुरू कए चुकल छल। फेर ओएह रमनगर दृश्यसभ देखैत-सुनैत लगभग चारिबजे हमसभ शिलांग स्थित अपन अतिथिगृह पहुँचि चुकल छलहुँ।

रातिभरि शिलांग अतिथिगृहमे विश्रमाक बाद हमसभ भोरे चाह-जलखैक बाद लगभग नओ बजे शिलांगक हेतु टैक्सीसँ बिदा भेलहुँ। काल्हि शिलांगसँ चरापुंजी जेबाक क्रममे शिलांग आ ओकर आसपासक अधिकांश प्रमुख स्थानसभ देखिए लेने रही। आइ जाइत-जाइत सेहो हमसभ वार्ड झील पहुँचलहुँ। एहि झीलमे वरिष्ठ नागरिकक प्रवेश हेतु मात्र दस रुपया लगैत अछि। हमसभ बीस रुपयामे दूटा टिकट लए कए एहिमे प्रवेश केलहुँ। तत्कालीन आयुक्त सर विलियम वार्डक आदेशपर कर्नल हॉपकिंस द्वारा एहि झीलक निर्माण वर्ष १८९४ मे कएल गेल छल। एहि झीलक चारूकात बहुत सुंदर-सुंदर फूलसभ लागल अछि। झीलक बीचमे काठक पूल अछि जाहि ठामसँ लोक अपने हाथे पानिमे हेलैत माछसभकेँ खुआ सकैत अछि। झीलमे नौकायनक सुविधा सेहो अछि। अनेक पर्यटकसभ ओहिठाम घुमैत रहथि। हमहूँसभ थोड़ेकाल ओतए बैसलहुँ। किछु फोटो घिचलहुँ। तकर बाद हमसभ शिलांगसँ पन्द्रह किलोमीटर फटकी शिलांग-गुवाहाटी सड़कपर अवस्थित उमियम झील लग रुकलहुँ। २२० किलोमीटरमे पसरल ई शिलांगक सभसँ पैघ कृतिम झील थिक। एहि कृतिम झीलक निर्माण जलविद्युत उतपन्न

करबाक लेल कएल गेल छल। चारू दिस पसरल सिल्वन पहाड़ी आर हरियर खासी चीड़ वृक्ष एहि विशाल झीलक वैभवकेँ कैक गुणा बढ़ा देने अछि।

फोटोमे उमियम झीलक पानि हरिअर रंगक देखाइत अछि। तकर कारण अछि उमियम झीलक चारूकात पसरल बृक्षसभ,जकर छाया पानिमे पड़ैत रहैत छैक । टैक्सीबलाक इच्छा रहैक जे हमसभ कनी नीचाँ उतरी,झीलक पानिमे अथवा ओहिसँ सटले ठाढ़ होइ । तखन ओकर वीडियो बनाओल जाए। मुदा ओहिठाम नीचाँ दिस बहुत ढलान रहैक,हिनकर ठेहुनमे समस्या रहिते छन्हि। कनीको संतुलन बिगड़लापर दुर्घटना भए सकैत छल। ई बात ओ बुझि नहि रहल छल। हमसभ थोड़े कालक बाद ओहिठामसँ बिदा भए गेलहुँ। आब सोझे गुआहाटी जेबाक छल। टैक्सी तेजीसँ आगू बढ़ि रहल छल। ओएह रस्ता,ओएह दृश्यसभ फेरसँ सामने आबि रहल छल। हमसभ तकर आनंद लैत आगू बढ़ैत रहलहुँ। रस्तामे हम टैक्सीबलाकेँ पुछलिऐक-

"तोरा मेघालय पुलिससँ एतेक डर किएक होइत छह?तोरा संगे ओहिठामक पुलिस संगे कोनो विशेष घटना घटित भेल अछि की?"

"की कहू? कोरोना बंदीक समयमे एकटा बिहारक यात्रीकेँ शिलांग जाएब जरूरी रहैक। हमर एकटा मित्र आग्रह केलक। हम ओकरा शिलांग पहुँचाबक हेतु तैयार भए गेलहुँ। "

"तखन?"

"ओकरा संगे जखन शिलांग सहरक लगीच पहुँचलहुँ तखन पुलिस चारूकात घेरने रहए। तथापि किछु बहन्ना बना कए आगू बढ़लहुँ,मुदा कनीके आगू गेलाक बाद पुलिस पकड़ि लेलक। तीन सए रुपया देलाक बाद मोसकिलसँ छोड़लक। मुदा बात एतहि समाप्त नहि भेल। ओ पुलिस खच्चर रहए। दोसर पुलिसकेँ मोबाइलपर फोन कए देलकैक। थोड़बे आगू गेल रही कि दोसर पुलिस हमरा फेर पकड़ि लेलक। ओहो तीनसए रुपया माँगलक। हम से देबाक हेतु तैयार नहि रही। ओकरा पछिला पुलिसक बात सेहो

कहलिऐक। कतबो बुझेबाक प्रयास केलिऐक ओ अड़ि गेल। हारि कए ओकरो दूसए रुपया देलिऐक। मुदा ओ बढ़िआँ आदमी निकलल। हमरा अपन मोबाइल नंबर लिखा देलक आ कहलक-“आब कोनो समस्या नहि हेतह। यदि से होइत अछि तँ हमरा फोन कए दिअह।” ओकर बात सही निकलल। तकर बाद हमरा कोनो परेसानी नहि भेल।  लाक डाउन अछैत हम ओहि यात्रीकेँ अपन गंतव्य धरि पहुँचा देलिअनि।”

आब बुझाएल जे टैक्सीबला शिलांगमे किएक डराइत छल। एहि तरहेँ गप्प-सप्प करैत हमसभ एक बजे अपन अतिथिगृह पहुँचि गेल रही। तकर बाद हमसभ ओतए भोजन केलहुँ आ मोनमे सफल यात्राक संतुष्टि भाओक संग भरिदिन विश्राम केलहुँ।

**चीरोभाइ(पंडित श्री रत्नेश्वर मिश्र)**

एहि बेरक कामाख्या यात्राक दूटा अविस्मरणीय प्रसंग छल हमर पितिऔत चीरो भाइसँ सपरिवार भेंट आ आदरणीय श्री प्रेम कान्त चौधरीजी हुनकर मित्र  सहयोगी लोकनिसभसँ भेंट-घाँट। हम अपनयात्राक अंतिम दू दिन एही सभ हेतु बचा कए रखने रही। हम गुवाहाटी जेबाक कार्यक्रम बनएसँ पहिने चीरो भाइ(पंडित श्री रत्नेश्वर मिश्र) केँ फोन केने रहिअनि। ओ पचासो सालसँ गुवाहाटीमे रहैत छथि। ईहो बुझल छल जे ओ ओहिठाम कामाख्या मंदिरसँ जुड़ल छथि। तेँ ओ माताक दर्शनमे मदति कए सकैत छथि। कार्यक्रम जखन बनि गेल,टिकट कटि गेल,गुवाहाटीमे पाँच दिन रहबाक जोगार ओहिठामक सीपीडब्लुडी अतिथिगृहमे भए गेल तखनो चीरोभाइकेँ फोन नहि केलिअनि। कारण श्रीमतीजी कहलनि जे माताक दरबारमे जा रहल छी,ओ स्वयं देखथिन।ककरो किछु कहबाक काज नहि। ओना हमर एकटा मित्र स्थानीय एक्साइज कमिश्नरकेँ हमरासभकेँ मदति करबाक हेतु फोन कए देलखिन। हमरा हुनकर मोबाइल नंबर सेहो देलनि। हम हुनकासँ गप्पो केलहुँ । मुदा हुनकर पैरबीमे कोनो जान नहि बुझाएल। तकर बाद हम छोड़लहुँ हुनकर चक्कर।

हम सत्तरह मार्च २०२४ कए जखन गाम जाइत रही तखन चीरो भाइक फोन आएल।

"अहाँक गुवाहाटी यात्राक कार्यक्रम केना की भेल? हमसभ उत्सुकतासँ बाट ताकि रहल छी।"

"नओ अप्रैलक टिकट कटा लेने छी।अखन गाम जा रहल छँ ओहिठामसँ लौटि कए हम फोन करब।"

तकर बाद हम गाम गेलहुँ,वापसो आबि गेलहुँ,किछु समयो बीति गेल मुदा हम हुनका फोन नहि कए सकलिअनि। तकर कारण तँ ऊपर लिखिए चुकल छी। ठीक नओ अप्रैल कए जखन हम कामाख्या मंदिरमे रही हुनकर फोन आएल। मुदा हम मिसकाल बादमे देखलिऐक। कारण मंदिरमे ततेक हल्ला होइत रहैक जे फोनक घंटी सुनबाक सबाले नहि होइत अछि। मंदिरसँ पूजा केलाक बाद जखन बाहर निकललहुँ तखन फेर हुनकर फोन आएल। एहिबेर फोनसँ गप्प भेल-

"हमसभ गुवाहाटी आबि गेल छी। माताक दर्शन करैत रही। तेँ फोन नहि देखि सकलहुँ।"

"हम अहाँकेँ लेबाक हेतु कखन आउ। आनठाम किएक ठहरल छी? हमरे ओहिठाम रहू। अपन घर अछि।कष्टे सही, संगे रहब,गप्प-सप्प करब।"

" से तँ सत्ते। मुदा हमरा रहबाक नीक जोगार भए गेल अछि। तेँ तकर चिंताक बात नहि अछि। ओना हम अहाँक ओहिठाम अबस्स आएब। हमरो अहाँसँ भेंट करबाक हेतु बहुत मोन लागल अछि। "

"ठीक छैक। हमरा फोन कए देब। हम अपन गाड़ीसँ अहाँकेँ लए आनब।"

चीरो भाइक आग्रहसँ हम चकित रही। ओना ओ हमर पितिऔत भाइ छथि,नेनेसँ संगी सेहो छथिहे। मुदा एतेक साल बीति गेलैक,कतेक तरहक बात भेलैक,तैओ ओ ओहिना भाओ रखने छथि,अपितु बेसी घनिष्टता

बुझा रहल अछि,से सोचि अभीभूत रही। नओसाल पहिने भतीजीक बिआहमे गामपर हुनकासँ भेंट भेल रहए सेहो कतेको सालक बाद से नहि मोन पड़ि रहल अछि। ओ हमरा गामक संस्कृत पाठशालासँ उत्तरमध्यमाक परीक्षा पास केने रहथि। थोड़ेक दिन गामेमे किछु-किछु केलथि। एकदिन अपन दोकानपर बैसल रहथि कि हुनकर पित्ती कहलखिन-

"पढ़ो फारसी बेचो तेल,देखो भाइ किस्मत के खेल।"

बस ई बात हुनकर मोनमे गड़ि गेलनि। ओही समयमे गुवाहाटीमे रहैत हुनकर सार किछु काजसँ हुनका ओतए बजओलखिन। बस ओहि अवसरकेँ फएदा उठबैत ओ गामसँ गुवाहाटी बिदा भए गेलाह।तकरबाद जे ओ गुवाहाटी गेलाह से पचास वर्षसँ ओतहि छथि। आब तँ हुनका गुवाहाटीमे दूमहला मकान छनि,एकटा विकसित परिवार छनि। मधुबनीमे सेहो ओ मकान बनओने छथि। सालमे एक-दू बेर मधुबनी ,गाम जाइते रहैत छथि।

चीरो भाइक संघर्षक गाथा रोमांचक अछि। यद्यपि ओ संस्कृत पढ़ने रहथि,तथापि मेहनति कए अंग्रेजी सिखि कए सातमा धरिक अंग्रेजी माध्यमक बच्चासभकेँ सभ विषय ट्युशन पढ़बैत रहथि। ई काज ओ सोलह साल धरि केलथि। मनुष्यक जीवनमे कखनो काल एहन घटना घटित भए जाइत अछि जे ओकर दशा आ दिशा बदलि दैत छैक। गुवाहाटीमे एकबेर कोनो जाग होइत रहैक। ओहिमे हुनको पंडितक काज हेतु आमंत्रित केलकनि। ओ ओहिठाम गेबो केलाह। ओहिमे हुनका एकावन टाका भेटितनि। मुदा ओहिठाम गेलाक बाद हुनका काज नहि देलकनि। केओ षड़यंत्र कए हुनकर नाम कटबा देलकनि। एहि बातसँ हुनका बहुत कष्ट भेलनि। कारण ओ हुनकर संघर्षक समय छल। एकावन टाका बहुत माने रखैत छल। हुनकर नाम एहि लेल काटि देलकनि जे ओ शिक्षकक काज करैत छथि,पंडिताइ नहि करैत छथि। चीरो भाइ तुरंत ओहिठाम उपस्थित पंडितसभकेँ चुनौती देलखिन। बात बहुत गरमा गेलैक। दोसर दिन भेने फेर ओहीठाम हुनका एकटा विद्वानसँ भेंट भेलनि। ओ संस्कृतमे हुनकासँ कैकटा प्रश्न पुछलखिन। चीरोभाइ सभटा प्रश्नक उत्तर

सही-सही दए देलखिन। हुनकर संस्कृतक ज्ञान  आ वुद्धिमत्तासँ ओ बहुत प्रभावित भेलाह  हुनका पंडिताइ करबाक हेतु प्रेरित केलाह। तकर बादे ओ पंडिताइ शुरू केलनि जे अखन धरि चलिए रहल छनि। अखनहु अपनो पंडिताइक काज कइए रहल छथि। ओहिसँ हुनका बहुत नीक आमदनी भए जाइत छनि।

गुवाहाटीमे रहैत चीरोभाइ अपन कैकटा भाएसभकेँ नौकरी धरबओलनि। ओ सभ अपन-अपन क्षेत्रमे बहुत विकास केलाह। अखनहु ओ अपन एकटा विधवा बेटी सहित हुनकर  तीनटा संतानक पालन-पोषण कए रहल छथि। ओ सभ बहुत नीक शिक्षा प्राप्त कए रहल छथि। एक व्यक्ति संघर्ष कए अपन जीवनकेँ कोना पलटि सकैत अछि तकर एकटा जीवंत उदाहरण छथि चीरो भाइ।

नओ अप्रैल २०२४ कए गुवाहाटी पहुँचलाक बाद चीरो भाइक फोन कैक बेर अबैत रहल। ओ आग्रहपर आग्रह करैत रहलाह जे हमरे ओतए रहू,एहिठाम एसी बला कोठरी अहाँक प्रतीक्षा कए रहल अछि। नवरात्रा चलि रहल छलैक। हुनका अपना घरमे तँ पाठ करबेक रहनि,आनोठाम भरि दिनका व्यस्तता चलि रहल छलनि। हम कहलिअनि जे गुवाहाटी घुमलाक बाद शिलांग जाएब,चेरापुंजी जाएब । तकर बाद गुवाहाटी लौटब। तखन अहाँसभसँ अबस्स भेंट करब। हम १२ अप्रैलक एक बजे शिलांगसँ वापस आबि गेल रही। तकर बाद भोजन कए विश्राम करैत रही कि चीरो भाइक फेर फोन आएल। ओ कहलाह-

“हम साँझमे आबि रहल छी। वापसीमे अहाँसभ संगे चलब। ”

“अखन हमसभ बहुत थाकल छी। आइ कतहु गेनाइ संभव नहि बुझाइत अछि। ओना अहाँ आबी तँ स्वागत अछि।”

“कोनो बात नहि। हम काल्हि भोरे आठ बजे फोन करब।”

“ठीक छैक।”

भोरे फेर हुनकर फोन आएल। ओ नओ बजे वाहनक संगे अओताह। हमसभ ठीक नओ बजे तैयार रही। मुदा चीरोभाइकेँ अएबामे देरी भए गेलनि। टैक्सीबला विलंभसँ आएल छल। तकर बाद करीब साढ़े दस बजे ओ हमरसभक अतिथिगृह पहुँचलाह। गेलहुँ। बेस पैघ गाड़ी छल। हमसभ बाहरे प्रतीक्षा करैत रही। तुरंत गाड़ीमे बैसि हमसभ गप्प-सप्प करैत आधा घंटामे हुनकर आवासपर पहुँचि गेलहुँ। हमरासभकेँ देखितहि चीरो भाइक समस्त परिवार हमरासभक स्वागतमे लागि गेलाह। हुनकर दुनू नातिन,नाति, पुतहु,बेटी,पत्नी सभगोटे ततेक प्रसन्न रहथि जकर वर्णन करब मोसकिल। चीरोभाइ करीब घंटा भरि अपन संस्मरण,जीवनक संघर्ष गाथा सभ सुनबैत रहलथि। कहि नहि सकैत छी जे कतेक अपनत्वक भाओ छलनि हुनकर गप्प-सप्पमे । आब भोजन तैयार भए गेल छल। हमसभ भोजनपर बैसलहुँ। अनेक प्रकारक व्यंजनसँ परिपूर्ण भोजनक आनन्द लेलहुँ। थहि-थहि भए गेल। पान-सुपारी सेहो भेलैक।

आब चलबाक उपक्रम शुरू भेल।

एकटा बात लिखब तँ छुटिए गेल। चीरो भाइक कुकुरक अपनत्व सेहो वर्णनीय अछि। ओकरा भोजनमे विलंब भए गेल रहैक । तेँ ओ रुसि गेल छल। बिज नहि रहल छल,भुकि नहि रहल छल। चुपचाप पड़ल छल। ओकरा चीरोभाइ बहुत दुलार-मलार कए बऔसलनि। तकर बाद ओकरा अपने हाथे खुओलनि। भोजन केलाक बाद ओकरामे तेजी आएल। ओ एमहर-ओमहर घुमए लागल। सभसँ आश्चर्य तखन लागल जखन बिदा होइत काल ओ हमरासभसँ पहिने टैक्सीबलाक बगलमे जा कए बैसि गेल। ओ किन्नहु गाड़ी छोड़बाक हेतु तैयार नहि छल। बहुत मोसकिलसँ ओकरा गाड़ीसँ बाहर कएल गेल। तकर बादो ओ स्कूटीपर जा कए बैसि गेल। हमसभ चीरो भाइक गाड़ीपर बैसि गेल रही। कतबो कहलिअनि जे हमसभ ओला कए चलि जाएब। मुदा ओ नहि मानलाह। हमरासभकेँ अपने गाड़ीसँ बिदा कइए कए मानलथि। बिदा होअएसँ पहिने समस्त परिवारक संग फोटो घिचल गेल।

हमरासभकेँ विदाइ सेहो देल गेल। तकर बादे हमसभ ओहिठामसँ हुनके गाड़ीसँ अपन डेरा दिस आगू बढ़लहुँ।

चीरो भाइ हुनकर परिवारक सदस्यलोकनिक संग बिताओल गेल समय हमर सभक गुवाहाटी यात्राक अविस्मरणीय क्षण छल। एहन अपनत्व,स्वागत हेतु एतेक आतुरता आ व्यवहारक ओ माधुर्य आजुक समयमे बहुत दुर्लभ अछि। हमसभ अत्यन्त प्रसन्नतापूर्वक हुनका ओहिठाम रहलहुँ। ओहिठामसँ वापस अएलाक बादो कतेक काल धरि हुनके लोकनिक चर्चा करैत रहलहुँ। असलमे चीरो भाइ एकटा सफल संघर्षक नायक छथि। जीवनमे सभ तरहक उठा-पटक देखि-भोगि एकटा सुंदर आ प्रशंसनीय ठेकानपर पहुँचि गेल छथि,प्रशंसनीय उपलव्धि प्राप्त केने छथि। से तँ जे छनि से छनि,ओ हृदयक बहुत उदार आ भावुक व्यक्ति छथि। ईश्वर हुनका लोकनिकेँ एहिना सतत सुखी आ संपन्न राखथि सएह मनोकामना।

**श्री आशीष अनचिन्हार**

ओहि समयमे हम भुवनेश्वरी मंदिरमे दर्शन कए निकलि रहल छलहुँ। करीब साढ़े चारि बाजि रहल छलहुँ। हमर फेसबुकपर पोस्ट कएल गेल कामाख्या भगवती मंदिर लगक फोटो देखि श्री आशीष अनचिन्हारजी फोन केलथि-

“फेसबुकपर देखलहुँ जे अपनेसभ कामाख्यामे छी।”

“आइए गुवाहाटी पहुँचलहुँ। कामाख्या भगवतीक दर्शनक बाद भुवनेश्वरी मंदिरमे दर्शन कए बाहर निकलि रहल छी।”

“बहुत प्रसन्नताक बात। कतए रुकल छी।”

“गुवाहाटी स्थित सीपीडब्लुडी अतिथिगृहमे।”

गप्प-सप्प भइए रहल छल कि फोन कटि-कटि जाइ। पहाड़ी सभक कारण नेटवर्क वाधित भए जाइत छल।

“बेर-बेर फोन कटि रहल अछि। डेरा पहुँचैत छी। फेर गप्प करब।”

गप्पेक क्रममे ओ कहलनि जे भुवनेश्वरी मंदिर दरभंगा महराजक बनाओल छनि। साँझमे डेरा पहुँचलाक बाद हम अपन पता हुनका ह्वात्सएपपर पठा देलिअनि। ओ तुरंत लिखैत छथि-

"हम अस्सी किलोमीटर फटकी रंगियामे रहैत छी। तथापि अपनेसँ भेंट करबाक हेतु उत्सुक छी। की पता फेर एहन अवसर कहिआ भेटत ?"

"हमरो अपनेसँ भेंट करबाक बहुत इच्छा अछि। हम चौदह तारिख भेंट-घाँटेक हेतु खाली रखने छी।ओहिसँ पूर्व चेरापुंजी,शिलांग जेबाक अछि।"

"अच्छा अहाँ ओमहरसँ वापस होउ। प्रयास करब जे हमसभ बीचमे कतहु भेंट करी। "

तकर बाद फोन कटि गेल। हम चेरापुंजीसँ लौटलाक बाद तेरह अप्रैल कए अनचिन्हारजीसँ भेंट करबाक हेतु हम मोने-मोन कार्यक्रम बनबिते रही कि हुनकर फोन आएल-

"हमरासभक भेंट नहि भए सकत। कार्यालयमे किछु जरूरी काज आबि गेलैक अछि। ताहिमे रविओ दिन व्यस्त रहब।"

की कहितिअनि? तकर बाद बड़ी काल धरि मैथिलीसँ जुड़ल विषयसभपर हमसभ चर्च करैत रहलहुँ। विदेह पत्रिकामे हुनकर अनेक सालसँ कएल जा रहल योगदानक चर्च तँ भेबे कएल। निश्चित रूपसँ अनचिन्हारजी कतेको सालसँ विदेह पत्रिकाक माध्यमसँ आदरणीय श्री गजेन्द्र ठाकुरजी आ हुनकर अन्य सहयोगी लोकनिक संग बहुत महत्वपूर्ण काज कए रहल छथि। मैथिली गजलक क्षेत्रमे हुनकर योगदानक चर्च होइते रहैत अछि। एमहर आदरणीय गजेन्द्रजी आ हुनकर श्रीमतीजीसँ जुड़ल साहित्यिक विषयपर ,प्रीति कारण सेतु बान्हल, नामसँ पुस्तक संपादित केलनि अछि। एहन सृजनशील आ मैथिलीप्रेमीसँ भेंट कए बहुत नीक लगैत। मुदा कोनो बात नहि। ओ स्वस्थ रहथु,एहिना सक्रिय आ सृजनशील बनल रहथु। आइ ने काल्हि भेंट हेबे करतैक। ओहुना विदेहक माध्यमसँ तँ हमसभ निरंतर संपर्कमे रहिते छी।

## मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटी

१० मार्च २०२४ कए हमसभ गुवाहाटी स्थित अपन डेरापर वापस जाइत रही कि आदरणीय श्री कामेस्वर चौधरीजीक फोन आएल। गप्प-सप्पक क्रममे हम कहलिअनि जे गुवाहाटीमे छी। ओ तुरंत कहैत छथि-

“प्रेमकान्त चौधरीजीसँ संपर्क केलिअनि कि नहि?”

हुनकर नाम हमरो सुनल रहए। गुवाहाटीमे मैथिलीक पुरान खाम्ह छथि ओ। मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटीक स्थापक अध्यक्ष रहथि आ एक्कैस वर्ष धरि ओहि पदपर रहलथि। अखनहु पूर्वोत्तर मैथिल पत्रिकाक संपादक छथि। फोनपर सेहो एकाध बेर हुनकासँ गप्प भेल अछि। तेँ हुनकासँ भेंट तँ करबाक छलहे। मुदा सोचने रही जे पहिने चेरापुंजीसँ घुमि आबी। तकर बाद ई सभ कएल जेतैक। ताहि हेतु १३,१४ अप्रैलक समय हम रखनो रही। फेर भेल जे अपन कार्यक्रमक जनतब पहिनेसँ दए देबनि तँ बढ़िआँ रहत। हम ह्वात्सअपपर अपन कार्यक्रमक जनतब हुनका देलिअनि। ओ तुरंत उत्तरो देलनि।

तेरह अप्रैलक भोरे सबाआठ बजेक आसपास आदरणीय श्री प्रेमकान्त चौधरीजीक फोन आएल-

“अपनेक कोना की कार्यक्रम अछि?”

“अखन तँ हम अपन ग्रामीणक ओहिठाम जाएब। ओहिठामसँ लौटलाक बाद  खाली रहब। काल्हि सेहो भरिदिन खालीए छी।”

“अपनेक ग्रामीणक की नाम छनि?”

“रत्नेश्वर मिश्र”

"ओ हमरा जनैत छथि कि नहि?"

"जनिते हेताह।"आ से बात सही निकलल। प्रेमकान्त चऔधरीजीकेँ ओ नीकसँ जनैत छथिन। ओएह नहि,अपितु गुवाहाटीमे रहनाहर साइते केओ मैथिल हेताह जे हुनकर नाम नहि सुनने होअए। तकर कारण हुनकर मैथिली-मिथिलासँ प्रेम थिक । हुनकर स्वभावसे बहुत मिलनसार अछि। ई सभ बात हमरा तखन बेसी नीक जकाँ बुझाएल जखन १४ अप्रैलक दुपहर बारह बजेक आसपास हमरासँ भेंट करए ओ हमर सीपीडब्लुडी अतिथिगृह अएलाह। बेस नमगर-पोरगर धुआ ,गोर वर्ण आ आकर्षक छवि। देखितहि लागल जेना कतेक दिनसँ परिचित होथि। हमसभ सोझे अपन कोठरी संख्या तीनमे चलि जाइत छी। प्रेमकान्तजी अपन विजिटिंग कार्ड देलनि। ओहिमे वर्णित हुनकर योग्यता ,अनुभव देखि चकित रही। सम्मान आ पुरस्कारक तँ जेना हुनकापर वर्षा भेल छनि। अतिथिगृहमे चाहक हेतु पहिनेसँ कहने रहिऐक। ओ सभ चाह अनबो केलक ,मुदा मीठ आ दुध बला चाह प्रेमकान्तजी पिबैत नहि छथि। ओकरा हुनका हेतु बिना दूधक चाह अनबाक हेतु कहलिऐक। प्रेमकान्तजी ओकरा स्वयं असमिआमे नीकसँ बुझा देलखिन जे केहन चाह बनेबाक छैक। से सभ सुनि कए जे ओ गेल से गेल। आधा घंटासँ बेसीए समय बीति गेल। हमरा बहुत संकोच भए रहल छल। मुदा कएले की जाइत? ताबेमे ओकरा चाह अनैत देखलिऐक। प्रेमकान्तजी चौल करैत कहलखिन-

"पत्ती आनए चाह बगान चलि गेल छलह की?"

ओ लजा गेल,किछु उत्तर नहि दए सकलनि, चाह राखि कए चलि जाइत रहल। एहि बीच हमसभ अनेक विषयपर गप्प-सप्प करैत रहलहुँ। प्रेमकान्तजीक चाह सठि गेल छलनि। हमसभ तँ चाह पहिने पिबि लेने रही। आब भोजनक समय भए रहल छलैक। अतिथिगृहक भोजनालयसँ भोजन

करबाक आग्रह कएल जा चुकल छल। हम प्रेमकान्तजी कैँ सेहो भोजन करबाक निवेदन केलिअनि। बहुत मोसकिलसँ ओ ताहि हेतु तैयार भेलाह। हमसभ संगे-संगे भोजन केलहुँ। आब करीब दू बाजि रहल छल। प्रेमकान्तजीकैँ कार्यालय जेबाक छलनि। हमसभ हुनकासँ गप्प-सप्पमे ततेक आनन्दित रही जे फराक हेबाक मोन नहि होअए। मुदा हुनका तँ जेबाक छलनिहे। आखिर हुनका बिदा केलिअनि। जाइत-जाइत ओ कहैत गेलाह जे साँझमे हुनकर कार्यालयमे मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटीक बैसार हेतैक। ओहिमे अपने दुनूगोटेकैँ अएबाक अछि।

हमसभ बहुत आतुरतासँ साँझक प्रतीक्षा कए रहल छलहुँ। अपन माटिसँ एतेक फटकी रहिओ कए गुवाहाटीमे प्रेमकान्तजी आ हुनकर मैथिल मित्रलोकनि मैथिली-मिथिलाक झंडा फहरओने छथि से बहुत महत्वपूर्ण बात थिक। साँझमे छओ बजे हमसभ जीएस रोडपर एबीसी पुलिस प्वाइंट लग प्रेमकान्तजीक कार्यालय पहुँचलहुँ। प्रेमकान्तजी पहिनेसँ ओतए छलाहे। मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटीक वर्तमान अध्यक्ष आदरणीय श्री सत्य नारायण साहुजी सेहो उपस्थित रहथि। सत्य नारायणजी बहुत योग्य व्यक्ति छथि। ओ पंजाब नेशनल बैकमे महाप्रबंधक( जीएम) क पदसँ सेवानिवृत्त भेल छथि। अपन सेवाकालमे ओ कतेको महत्वपूर्ण पदसभपर रहल छथि। आसाम ग्रामीण विकास बैकक अध्यक्ष सेहो रहल छथि। एहन सुयोग्य व्यक्तिसँ भेंट होएब निश्चित रूपसँ बहुत भाग्यक बात छल। ओहिठाम आठ-दसगोटे मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटीक वर्तमान आ भूतपूर्व अधिकारी लोकनि कार्यक्रममे भाग लेबाक हेतु आएल रहथि । हुनकासभसँ सेहो परिचय भेल। असलमे १४ अप्रैलक चौबीस सालपूर्व मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटीक स्थापना भेल छल। आइए ओकर स्थापना दिवस छल। एतेक दिनसँ बहुत रास परेसानीक अछैत ई संस्था निर्वाद रूपसँ चलि रहल अछि से गौरवक बात थिक। संस्थाक गतिविधिपर

आदरणीय प्रेमकान्तजी आ  आदरणीय सत्यनारायणजी अपन-अपन बात रखलनि। आनो गोटे सेहो अपन विचार देलनि। ओही बीचमे ओ सभ हमरा दुनू बेकतीक पाग आ दोपट्टा पहिरा कए हार्दिक स्वागत केलनि। स्मृति चेन्ह सेहो देलनि। कार्यक्रममे हमहूँ अपन साहित्यिक यात्राक बारेमे बजलहुँ। चाह-पान भेलैक। फोटो घिचल गेलैक। तकर बाद सभगोटे बेरा-बेरी ओहिठामसँ बिदा भेलहुँ। प्रेमकान्तजी हमरा अतिथिगृह धरि छोड़ि देलनि। जाइत-जाइत कहलथि-

“हम भोरे फेर आएब। अपनेक हेतु किछु उपहार रखने छी। आबए काल बिसरा गेल।”

हम बहुत मना केलिअनि । मुदा भोरे साते बजे ओ फोन केलथि-

“हम दस मिनटमे आबि रहल छी। कनी रूकि जाएब।”

हमसभ हबाइ अड्डा जेबाक हेतु तैयार रही। मुदा हुनकर आग्रह टारब संभव नहि बुझाएल। कनीके कालक बाद ओ हाथमे एकटा झोरा लेने आबि गेलथि। हुनकर स्नेहपूर्ण उपहारकेँ सम्हारि कए रखलहुँ।कनी काल हमसभ गप्पो केलहुँ।आब समय समाप्त भए रहल छल। हुनकासँ बिदा लेब अनिवार्य भए गेल छल। अस्तु,हमसभ टैक्सीपर बैसि गेलहुँ। प्रेमकान्तजी हमरासभकेँ प्रणाम केलनि। कहि नहि सकैत छी कतेक आत्मीय आ भावपूर्ण छल हुनकर व्यवहार। किछु तँ विशेषता हुनकामे छनिहे जे एतेक लोकप्रिय छथि,सेहो एतेक दिनसँ। अंत-अंत धरि ओ हमरासभक लगीचमे रहलथि। टैक्सीपर बहुत दूर धरि बढ़ि गेल रही। मुदा प्रेमकान्तजीक प्रेमपूर्ण व्यवहारसँ अभिभूत रही,आनन्दित रही। मोनमे एकटा संतुष्टि भाओ छल जे हमरसभक ई यात्रा माता कामाख्याक असीम अनुकंपासँ बहुत सफल आ आनन्ददायक रहल।

२३।०४।२०२४

२.८.निर्मला कर्ण- अग्निशिखा खेप -३९



**निर्मला कर्ण (१९६०- ),** शिक्षा - एम. ए., नैहर- खराजपुर, दरभङ्गा, सासुर- गोढ़ियारी (बलहा), वर्त्तमान निवास- राँची, झारखण्ड। झारखंड सरकार महिला एवं बाल विकास सामाजिक सुरक्षा विभागमे बाल विकास परियोजना पदाधिकारी पदसँ सेवानिवृत्ति उपरान्त स्वतंत्र लेखन।
(अग्नि शिखा मूल हिन्दी- स्वर्गीय जितेन्द्र कुमार कर्ण, मैथिली अनुवाद- निर्मला कर्ण)

**अग्निशिखा खेप -३९**

**पूर्वकथा**

राजा पुरूरवा राजभवन सँ पलायन कऽ गेल छथि आ जंगल-जंगल भटकि रहल छथि ओ । उर्वशी सँऽ भेंट करबाक प्रतीक्षा मे छथि, जिनका सँऽ पूर्णिमा के दिन एक साल बाद कुरुक्षेत्र मे भेंट करबाक वचन भेटल छनि।

**आब आगू**

समयक पक्षी अपन पाँखि फड़फड़ाबैत उड़ैत रहल राजाक उन्मत्तता में कनेको सुधार नहि भेलैन्ह, अपितु हुनक प्रमत्तता धीरे-धीरे बढ़िते चलि गेलन्हि। एम्हर ओ कतेको बेर आत्मघात करबाक अनेकानेक प्रयास केलथि। एक बेर ओ एकटा पहाड़क ऊँच शिखर पर चढ़ि गेलथि आ ओहि ऊपर सऽ ओ छलांग लगा देलथि मुदा आश्चर्य ओ एकटा खूब विशाल नदी में खसि पड़लथि। ओ नदी संभवतः गिरि के चरण प्रक्षालन करैत बहि रहल छल। पानि में खसवाक कारण हुनका पर कोनो प्रतिकूल प्रभाव नहि पड़लन्हि, ओ नदीक बहाव में बहैत रहलथि।
नदीक बहाव संग बहैत ओ अचेत भऽ गेल रहथि। जखन हुनक चेतना वापस अयलन्हि अपनाकेँ नदीक तट पर पाबि ओ बहुत दुखित भय गेलथि। हृदय में मृत्यु केँ चुनबाक विचार पुनः जागृत भेलैन्हि। आब ओ नदीक गहराई में चलि गेलाह आ अपन हाथ-पैर निष्क्रिय छोड़ि देलथि,मुदा विधना के बुझलक ! नदीक तीव्र प्रवाह सँ बहि गेलाह आ पुनः कछार पर पहुँचि गेलाह |
एक-दू नहि अनेको बेर ओ मृत्यु के वरण करवाक एहन प्रयास केलथि,मुदा मृत्यु हुनका लग नहि आबि सकल। उर्वशी के विरह में ओ जीबय नहि चाहैत छलाह, मुदा विधना हुनका विरहक ज्वाला में विदग्ध कऽ जीवित राखऽ चाहैत छल। ताहि कारण ओ जीवित छलथि, उर्वशी के वियोग में विदग्ध ओ जीबि रहल छलथि, उर्वशीक प्रेमक स्मरण करैत हुनक विरहाग्नि में जड़इत ओ अपन जीवन व्यतीत कऽ रहल छलथि - विक्षिप्त सन!
समय ओहिना व्यतीत होइत रहल आ अगिला सालक ओ पूर्णिमा राति सेहो आबि गेल जखन हुनका कुरुक्षेत्र में उर्वशी सँऽ भेंट करबाक छलनि। ई वैह पूर्णिमा के राति छल ! गगन मंडल सँऽ ज्योत्स्ना केर पीयूष पृथ्वीक आँचर केँ अनवरत सिंचित कऽ रहल छला। नर्मदा-सरस्वतीक ओ संगम स्थल विशाल सलिल के रूप धयने छल। दृष्टि सीमा पर्यंत नीर के अतुल भंडार!
चाँद सऽ प्रस्फुटित भेल चाँदनी नदीक जल पर प्रतिबिंबित भय रजत के

विशाल भंडारक भ्रांति प्रस्तुत कऽ रहल छल।

वातावरण नीरव छलैक, नदी के जल सौं शीतल भेल हवा सेहो मंद गति सँ चलैत रहि-रहि कऽ ओतहि कछार पर बैसल पुरूरवाक देह कैँ छूबि जाइत छलैक आ हुनक सम्पूर्ण शरीर सिहरन सँऽ भरि जाइत छलैन्हि। मुदा हुनका एहि पर कनेको ध्यान नहि छलन्हि। ओ एहि वातावरण! आ वातावरण के संग स्वयं अपना के विस्मृत कऽ चुकल छलाह। ओ अपना कैँ चिन्हबा मे सेहो सक्षम नहि छलाह।जिनकर अतीत उज्ज्वल छलनि, हुनकर वर्तमान पूर्णतः अन्हार में डूबल छलनि। ओ मात्र अपन भविष्यक प्रति आश्वस्त छलाह। अहिना निर्जन वन में भटकैत कोनो सुकाल में कुनो निर्जन अंधकार भरल मार्ग अथवा कुनो अन्य स्थान वा नदी तट पर विरह में जरि -जरि कऽ भस्मीभूत भेनाई छनि हुनक लेख में! यैह तऽ छनि हुनक भविष्य!

अतीत एक पराक्रमी सम्राट के रूप में इतिहास में स्वर्णाक्षर में अंकित भय चुकल छनि! वर्तमान उर्वशी के संग अटूट प्रेम-कथा कहि रहल छैक - जे जन-मानस के प्रत्येक वर्ग के जीह पर अंकित छैक! मुदा भविष्य! संभवत: ओ हुनक अंधकारमय जीवन के कुनो निर्जन सियाह गुफा में धकेलवा हेतु लिए आतुर छैक !

पुरूरवा संगमक कात मे बैसल यैह सब बात के सोचि उर्वशी के कल्पना में निमग्ण छलाह। मुदा अचक्के हुनक विचार श्रृंखला भूकंप में टूटैत मीनार सदृश ध्वस्त भऽ गेलन्हि।

हठात् हुनक दृष्टि नदी में बहैत एक मानव आकृति पर केंद्रित भऽ गेल छलन्हि। अपन हृदय में अचक्के उपजि आयल कुनो अदृश्य विचार के वशीभूत भय ओ नदी में कूदि गेलथि।

जकर भविष्य अंधकारमय होय भला ओकरा की अपन मृत्युक भय होइत छैक । पुरूरवा तऽ मात्र एकटा शरीर छलथि ! एहन शरीर जे आत्माहीन अछि ! शव मात्र! हँ! हुनकर मात्र शरीर छलधरातल पर! जे आत्मा ओहि शरीर के

सुचारू रूप सँऽ देखैत छल आ ओकरा अपन प्रेम सँऽ, मेधा सँऽ थपकि-थपकि गतिमान कएने छल! ओ तऽ उर्वशीक संग गमन केलक स्वर्ग के दिशा में ! उर्वशी के विचार में निमग्न ओ फुसफुसाहट भरल स्वर में मुख सौं किछु अस्पष्ट सन ध्वनि निकालैत अपन हाथों में एक निश्चल मानव शरीर उठौने तट पर आबि गेलथि l ध्यान सऽ आब ओकरा ओ देखलथि !

"अरे! ई त एकटा कुनो सुंदर युवती छथि ......"

चकित भय पुरूरवा ध्यान सऽ ओकर मुख देखऽ लगलथि। ओ एकटा सुन्दर युवती छलीह, किछु परिचित सन बुझेलनि, मुदा ई स्पष्ट नहि भेलनि जे ई के छथि। हुनका अपन जीवन मे मात्र दू टा स्त्रीक निकटता भेटल छलनि - एकटा उर्वशी जिनका लेल हुनकर हृदय में एखनहु अपार प्रेम छनि, आ दोसर जे छल के माध्यम सौं पुरूरवाक प्रेम प्राप्त करवा के प्रयास कएने रहथि -दानव राज केशि के पुत्री! संभवतः हुनकर नाम चित्रसेना छलनि!

हँऽ ....वैह... वैह... वैह....त... छथि ... ई.... युवती ... मुदा ओ जीवित छथि कि नहि? जिज्ञासावश अपन हाथ सँऽ हुनकर नारीक स्पर्श केलथि। स्पर्श सऽ नाड़ीक स्पंदन के अनुभूति भेलनि,अरे! ई एखनहुँ जीवित छथि ! आब ओ किछु आश्वस्त भेलथि। मुदा तखन एकटा दोसर सोच हुनका धऽ लेलकनि! एहि सुंदरीक प्राणरक्षा करवाक प्रयास ओ करथि अथवा नहि! किंवा हम हिनकर प्राणरक्षा करी!मुदा जँ ओ फेर सँऽ प्रेमालाप प्रारम्भ करय लागथि तखन की होयत!

नहि-नहि! ई संभव नहि अछि! जे वस्तु आब हमरा लग बचल नहि अछि, ओ कतबहु प्रयास करवा सऽ की हम हुनका दऽ सकैत छियन्हि! भला कोना सम्भव होयत ई! नहि! हम नहि बचाएब! हिनकर मरब नीक! मुदा जँऽ ककरो जीवन देब संभव अछि, तखन एकटा मनुक्खक रूपमे हमरा सभकेँ प्रयास अवश्य करबाक चाही- जीवन बचेवाक ! हिनकर जीवन हिनका सऽ दूर जा रहल छन्हि,ओकरा लग अनबाक प्रयास करबाक चाही! हँऽ हिनकर चेतना आपस अनबाक प्रयास करबाक चाही! ई सोचि पुरूरवा ओहि युवतीक फूलल

पेट कैँ जोर सँS दबा देलथि । पेट पर जोर परितहि नाक-मुंह स S पानिक अजश्र श्रोत फूटि गेल।

**क्रमशः**

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.पद्य

## ३.१.मुन्ना जी- किछु हाइकू




**मुन्ना जी**

**किछु हाइकू**

**१**

**बनू रक्षक**
**बचाउ ने मैथिली**
**नाओं रहत**

**२**

**काज करू ने**
**उपहास केनिहार**
**भागि जायत**

**३**

**सक्रिय रहू**
**सबहक सुनू ने**

**अपन करू**

**४**

**विश्वक बात**

**मैथिली मे लिखू**

**सिनेही बनू**

**५**

**जन हित मे**

**हुअए सब काज**

**प्रसन्नहोउ**

**(अन्तर राष्ट्रीय हाइकु दिवस पर प्रस्तुत।)**

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ३.२.राज किशोर मिश्र-नदीक धार



**राज किशोर मिश्र**

नदीक धार

ऊपर सँ जखन खसबा क रहैक,
तँ कतेक उत्सा ह छलैक नदी मे ?
लगैइए नहि जे गति क लेल कि ओ
एतेक उता हुल भेल छल सदी मे।

पा थर सँ लड़ैत, मा टि कैँ फो ड़ैत,
नी चाँ पड़ा एल बढ़ैति गेलि ,
दुनु का त सा क्षी गा छ-पा त,
गर्तक अनुरा ग मे आन्हर भेलि ।

जौ बनक जो श, सर्पि नी चा लि ,
लेने आँखि मे चि त्र समुद्रक,
चि त्त चेहा एल, मो न औना एल,
सुनैत बा त नहि को नो मि त्रक।

नी र नहि , उन्मा दक रस ओ,
जे पि बि -पि बि छलि मद-मा तल,
नैहर छो ड़ि प्री तम घर जा एति ,
मो न पि री ति बड़ जाँ तल।

का नन-पथ पर नेहक गी त,
थम्हि -थम्हि गा बि रहल बसा त,
सुर-मे-सुर अछि मि ला रहल,
बा टे-बा टे गा छक पा त।

अँटकल नहि , नहि भटकल कत्तहु,
लहा लो ट अछि भेलि तरङ्गि णी ,
पा नि क तृष्णा भेलैक नहि ति रपि त,
भेटलैक आगाँ कतेको संगि नी ।

नहूँ-नहूँ थि र हो इत गेलि ,
पहुँचलि जखन धरा तल पर,
यथा र्थ-रूप देखल जखन ,तँ
उत्तरदा यि त्व आएल नद पर।

हि मक्षेत्र सँ आएलि बस्ती दि स,

उदेम-फेक्टरी , गा म-नगर,
गरी बी , बेमा री , पि आस ,पी ड़ा ,
जि नगी क असल समस्या अहगर।

चि ड़ैअक लो ल केँ ठंढा जलक भेटलैक सुकून,
घड़ि आरक मुह मे फँसल हरि णक टा ङक खून।

नदी क मस्ति ष्क मे गेलै ई बा त,
पा ओल पशु-गोँ त , कचरा -करकट ,
मृतकक मा टि क अस्थि -कुंभ,
जजा ति लेल आ' पि आसल मर्कट।

ती र्थक शंखना द,फेक्टरी क सा यरन,
आ' सुखल गरी बक खेत,
पा नि ओकर मुदा चा ही सभ केँ ,
उपयो गक अपन-अपन छै नेत।

ओ अपन मो क्षक तैआरी मे,
कि एक त' समुद्र छलै आब थो ड़बे दूर,
उमंग,दा यि त्व ,नि र्वा ण-पद,
ओकर जि नगी क अरुदा ओत्तहि पूर।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ३.३.आचार्य रामानंद मंडल-अवीर सीता/ भावार्थ/ केवल मानव



**आचार्य रामानंद मंडल**

**अवीर सीता/ भावार्थ/ केवल मानव**

**१.**

**अवीर सीता**

**हम भूमिजा सीता।**

**बनलहुं जानकी सीता।**

**जनकनंदिनी सीता।**

**राम दुलारी सीता।**

**मैथिली सीता।**

**सीता गुमनाम सीता।**

हम रही वीर सीता।
वाये हाथ उठैली धनु सीता।
रचल स्वयंबर लेल सीता।
भेलहुं राम संग सीता।
वीर राम संग वीर सीता।
सीताराम से राम जानकी सीता।
लक्ष्मण करै रखवारि वीर सीता।
केना रावण लड़े अवीर सीता।
सतीत्व परीक्षा दे अवीर सीता।
निर्वासित भेल अवीर सीता।
वीर सीता बनल अवीर सीता।
आइओ दागल जाइ अ सीता।
रामा आइओ बनय अवीर सीता।

२.
भावार्थ

हम शास्त्रार्थ नै भावार्थ बुझै छी।
हम सीता मइया नै बहिना बुझै छी।
हम शास्त्रार्थ नै भावार्थ बुझै छी।
हम मिथिला राज नै माइट बुझै छी।

**हम शास्त्रार्थ नै भावार्थ बुझै छी।**
**हम बज्जिका अंगिका नै स्थान खोजै छी।**
**हम शास्त्रार्थ नै भावार्थ बुझै छी।**
**हम बाभन शोल्हकन नै सम्मान खोजै छी।**
**हम शास्त्रार्थ नै भावार्थ बुझै छी।**
**हम शब्दार्थ नै रामा भावार्थ कहै छी।**
**हम शास्त्रार्थ नै भावार्थ बुझै छी।**

**३.**

**केवल मानव**

**मानैय छी ईश्वर**
**विभिन्न प्राणी बनैलै हैय।**

**सुग्गा मैना कौआ**
**विभिन्न रुप बनैलै हैय।**

**गाय भैंस बकरी**
**विभिन्न रुप बनैलै हैय।**

**मानव जानवर चिड़िया**
**विभिन्न रुप बनैलै हैय।**

**जलचर थलचर नभचर**
**विभिन्न रुप बनैलै हैय।**

**सुग्गा मैना कौआ**
**देखते पहिचाने हैय।**

**गाय भैंस बकरी**
**देखते पहिचाने हैय**

**मानव जानवर चिड़िया**
**देखते पहिचाने हैय।**

**जलचर थलचर नभचर**
**देखते पहिचाने हैय।**

**बाभन क्षत्रिय सोलकन**
**देखतेनै पहिचाने हैय।**

**बाभन क्षत्रिय सोलकन**
**देखते मानव लागैय हैय।**

**जानैय छी ईश्वर**
**रामा केवल मानव बनैलै हैय।**

## ३.४.डॉ. ज़ियाउर रहमान जाफरी- जखन पिता छलाह



**डॉ. ज़ियाउर रहमान जाफरी**

**जखन पिता छलाह**

जखन पिता दुनियाँ मे छलाह
तेँ हमरा अपन पिताजी मोन नहि पड़ल
कहियो समय नहि भेटल
जाहिसँ हम हुनकर पलंगक कातमे बैसि सकब
हुनकर दुख आ
सुख जानि सकैत....
पिता आइ नहि छथि तें
भाव उमड़ि रहल अछि

आँखि मे नोर नहि रोकि सकैत छी
फेसबुक पर बहुत रास कविता पोस्ट कयल गेल अछि
एतेक पाइ अंतिम संस्कारक भोज मे खर्च भेल
कि ओकर छटा ॅंक तक
पिता के जान बचवाक लेल
नहि भेल छल...
सच बाजौं जखन मनुख सामने
रहैत छथि
तखन ओकर प्रेम मरि जाइत छैक
जेना मरि जाइत छथि
मजबूत हृदय स शोक आ संवेदना...

**-डॉ. ज़ियाउर रहमान जाफरी, ग्राम पोस्ट माफी, वाया -अस्थावां, जिला नालंदा बिहार 803107, मोबाइल नं 9934847941**

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**